# समर्पण

ब्रह्मलीन श्री श्री १०८ श्री अनिरुद्ध ठाकुर, शिवस्वरूप गुरुदेवक संस्मरण
सुर-सरिता श्रद्धा सलिलोर्मिपर सकरुण
समर्पित

शिवरात्रि ११ फरबरी १९८३:     पदरजानुरागी बूच

(कविक अन्तिम इच्छाक अनुसार)

# आमुख

## १

### *एक टा अभिशप्त कवि : बूच बाबू*

ऐ आलेखक आरंभ सर्वप्रथम गाम करियनमे कविक छविसँ करैत छी। गाममे ई कविजीक रूपमे ख्यात रहलाह मुदा हिनकर उपेक्षाक कथा सेहो गामेसँ प्रारम्भ होइत अछि। प्रख्यात दार्शनिक उदयनाचार्यक भूमिमे जनमल ई कवि ने गाममे न्याय पओलक ने बाहर। गंभीर लेखनकेँ मान्यता नै भेटैत देखि कवि गामक व्याहमे अभिनंदन पत्र लेखनमे सेहो रूचि लिअ लागलाह। एहि काजसँ ने हुनका गाममे केओ रोकलक ने बाहर केओ ।सौभाग्य ई जे एहि हीन साहित्यिक वृत्तिमे रमलाक बादो कवि मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ स्वागतगान लिखलन्हि। प्रत्यक्षदर्शी कहैत छथि जे गाम वैद्यनाथपुरमे ऐ गानक समए कतेको मंचस्थ माननीय तिलमिला उठलाह। ई गान मिथिला सहित मैथिलीक दुर्दशाक व्यथागीत बनि गेल-

उल्लासक गीत कतऽ सगरो करूणा क्रन्दन
उपटि रहल विपटि रहल मैथिलीक नन्दन वन
भ्रमरझुण्ड प्यासल छथि, वृहगवृन्द बड़ भूखल
मुरूझल छथि आम-मऽहू, रऽसक सरिता सूखल
बबुरे वन कवि कोकिल, लाजे मरै छी
आउ आउ आउ सब के स्वागत करै छी

कवि दोसर अनुच्छेदमे मैथिली मानुसक उत्सवप्रियतापर व्यंग्य करै छथि। हम सभ विद्यापति समारोह, हिन्दी दिवस, स्वतंत्रता दिवस, गांधी जयन्तीकेँ सत्यनारायण भगवानक कथाबला रीतिनिष्ठासँ मना लैत छिऐ आ समारोहक उच्च उद्देश्य ओहिना उपेक्षित रहि जाइत अछि ।

मात्र ई समारोही गोष्ठीसँ की हेतै?
स्थिति जहिना तहिना, संवत एतै जेतै
मुरदा जगाउ लाउ पैर पकड़ै अछि
आउ आउ सब के स्वागत करै छी

ई गान साहित्यक उद्देश्यपर सेहो विचार करैत अछि। कोनो खंडन मंडनक गुंजाइश नै छोड़ैत, ई स्पष्ट कहैत अछि-

काव्यपाठ करू मुदा कान्ह पर लिअ लाठी
एक हाथ रसक श्रोत, दोसरमे खोरनाठी
पुरना किछु त्यागि त्यागि, पकड़ू किछु नऽव ढ़ंग
मोंछो पिजाउ बाउ श्रृंगारक संग संग
अहाँ गीत गाउ मुदा हम हहरै छी

रसश्रोतक संगे खोरनाठी लऽ कऽ चलएबला ई कविता साधारण नै अछि। पाश्चात्य काव्यशास्त्र ई मानैत अछि जे महान साहित्य कोनो एक भाव लऽ कऽ नै चलैत अछि। ई साहित्यमे विविध आ कखनो कखनो परस्पर विरोधी भावक संश्लेष करैत अछि। बूच बाबूक कवितामे विरूद्धक ई सामंजस्य हमरा चकित करैत अछि।

हिंदी आलोचक राम चन्द्र शुक्ल विरूद्धक सामंजस्यकेँ एकटा बड़का काव्योपकरण मानैत छथिन्ह। बूच बाबूक एकटा आर कवितामे एकर दर्शन होइत अछि।

'सोनदाय' कविताकेँ ध्यानसँ पढ़ू।सर्वप्रथम एकरामे श्रृंगारिक लक्षण बुझाइत अछि।

रहतौ ने हास बहि जेतौ विलास गय
दुइ दिवसक जिनगीसँ हेवे निराश गय
भरमक तरंग बीच मृगतृष्णा जागल छौ
मोहक उमंग बीच प्राण किएक पागल छौ
चलि जेतौ सुनें कंठ लागल पियास गय
दुइ........

कवितामे दू टा भाव स्पष्ट अछि। प्रथम प्रेम निवेदन आ दोसर विरागक स्वीकृति। आ दूनू मिलि कऽ विषादक विराट रूपकेँ जन्म दैत छैक। जे ऐ कवितामे कोनो एकटा भाव रहितै, तखन ई कोनो विलक्षण कविता नै बनि सकैत छल।

एहि वैशिष्ट्यकेँ बूच बाबू कवितामे कोना आनैत छथि, ई बात बेस रूचिगर अछि। कवितामे विद्वान लक्षणा आ व्यंजनाकेँ पैघ बूझैत छथिन्ह मुदा कवि बूच अभिधापर निर्भर छथि। हुनकर कवितामे अलंकारक सेहो कतहु विशेष उपयोग नै अछि। तखन ऐ वैशिष्ट्यक श्रोत की अछि? एकर श्रोत अछि हुनकर विराट जीवनानुभव। अपन समृद्ध अनुभवक आधारपर ओ शब्दक नव जाल बूनैत छथि आ अपन रचनात्मक शक्तिकेँ यादि करैत ओकरा दृढ़ आ सुरेबगर बनबैत छथि।

एकटा अध्यापकक घरमे जन्म लेनिहार ई कवि सौन्दर्यक विविध रूपक साक्षात्कार कएलक। कखनहु जेठक उद्धत नदी करेह एकर मोनकेँ मोहैत अछि-

ई इन्होर पानि चमकै छौ
मोर मोरपर भौरी दै छौ
काटि काटि डीहक करेजकें
तऽरे तऽरे समाइ छौ

इएह कवि नागार्जुनक कविता 'एक फांक आंख' जकाँ नायिकाक ठोरक रस्तासँ अभिनव सौंदर्य देखैत अछि-

कि जहिना कुरकुर पानक ठोर
कि तहिना सुन्नरि तोहर ठोर
लगौलह बातक पाथर चून
सजौलह कऽथ कपोलक खून
कि रहलह एक्के बातक चूक
कतऽ छह प्रेमक पुंगी हूक?

ई कवि भारतक ग्राम्य सुषमाक अनन्य प्रेमी अछि। महानगरीय कृत्रिमताक स्थानपर ई सहज सौंदर्यकेँ वरेण्य मानैत अछि-

ईडेन गार्डेन सँ सुन्नर अछि
कोशी कातक बोन गय

इएह प्रेम एकटा प्रेमिकाक ह्रदयसँ निकलैत अछि-

प्रियतम चलि आबू पटनासँ गाम

ऐ प्रेमक ठोस आधार अछि। कवि नगरीय जीवन, शहरीकरण आ प्रशासनिक भ्रष्टाचारकेँ निशाना बनबैत अछि-

घूसखोर मच्छर उड़ीस जकाँ जीवै छै
शोनित तँ ओ अवशिष्ट पीवै छै
हड्डी सुखायल अछि तैयो ओ अधिकारी
खगले केर तीरै छै चाम

कुत्ता जहिना हड्डी सँ मांस,खून आ रस खींचैत अछि, तहिना सरकारी अधिकारी वर्ग सेहो आम जनताक संग करैत अछि। कवि स्वयं बिहार सरकारक राज्य कर्मचारी छलाह, ताइ दुआरे ऐ अनुभवसँ ओ नित्य प्रति गुजरैत हेताह।

मैथिली कवितामे हिंदी कविताक तुलनामे बेटीक ब्याह, दहेज आदिक बेशी चिंता रहलैक अछि। यद्यपि ई चिंता सीता, पार्वतीक ब्याहक रूपमे धार्मिक

आयाम लैत अछि, तथापि एकर मूलाधार सामाजिक अछि। अन्य मैथिल कविक संगे हुनको गौरी आ सीताकेँ कुमारी रहबाक दर्द छन्हि-

चामक सेज, कुगामक वासी
खन कैलाश, खनेखन काशी
लागथि बुत्त भुताह हे, गौरी रहथु कुमारी !

ई मिथिला अंचल मे व्याप्त दहेज आ समएसँ बेटीक व्याह नै हेबाक चिंता अछि। कवि सेहो ऐ चिंतासँ जूझैत अछि आ बेटीक लेल एकटा अद्भुत रूपक खोजैत अछि।'फूलडाली' क रूपमे बेटीक कल्पना करैत कवि बेटीमे तमाम पवित्रता आ दैवत्वकेँ रूपांतरित करैत अछि-

फूलडाली सन बेटी बनलै
माथे परक पहाड़

एक कवितामे कवि कोनो बेटाक बापकेँ चारिटा बेटी होएबाक व्यंग्यात्मक कल्पना करैत अछि-

तोरो कुमारि चारि दाय हो
मोन पड़ि जयतह नानी

एक अन्य कवितामे वरक खानदानकेँ व्यापारी देखाओल गेल अछि-

बबा दलाल बाप बड़दक व्यापारी,
बेटा बछौड़ बीकि गेलै हजारी

कविक ख्याति हास्य आ भक्ति कविक रूपमे रहल मुदा कविक फूलडालीमे सभ तरहक फूल छलए। फूल नाममात्रक नै काव्य उपवनक सभसँ मधुर, सुगंधित आ पवित्र फूल। कवि अपन दैन्य आ निराशाकेँ भक्ति गीतमे व्यक्त कएलक, ई गीत बहुत बेसी मात्रामे अछि मुदा मात्र एक गीतक चर्चा हम करैत छी, लागैत अछि जेना विद्यापति पदावलीक कोनो पद होअए-

जननि हय, जीवन हमर कठोर
अध्यावधि सुख-शांति न भेटल
पयलहूँ विपति अघोर
जननि हय जीवन हमर कठोर

बूच बाबू अपन जिनगी आ कवितामे काव्यशास्त्रीय रूढ़िक पालन नै केलाह ने ओ कोनो काव्यात्मक आंदोलनसँ जुड़ि कुकुरमुतिया काव्यक रचना केलाह। ओ ह्रदएसँ कविता करैत छलाह, ताइ दुआरे हुनकर आलोचना सेहो ह्रदएसँ हेबाक चाही। बिझिआइल हाँसूसँ भरिगर गाछ नै कटत। बूच बाबूक काव्यक आलोचना सोचि समझि कऽ होएबाक चाही। यद्यपि ओ कोनो तत्कालीन

आंदोलनमे रूचि नै लेलाह, परन्तु हुनकर कविता भाव आ शिल्प दुनू दृष्टिसँ रचनात्मक अछि। रचनात्मकता आ मौलिकताक औजारसँ हुनका परखल जाए तँ ओ मैथिली कविताक इतिहासमे किछु शीर्ष कविमे गणनीय छथि। मुदा हुनकर कविताक विषयमे बहुत भ्रांति अछि। कखनहु छपलाक दृष्टिसँ तँ कखनहु पुरस्कारक दृष्टिसँ हुनकर अवहेलना होइत चलि जाइत अछि। केओ आलोचक कविताक संख्याक दृष्टिसँ सेहो आपत्ति कऽ सकैत छथि! किएक तँ ई अभिनवगुप्त आ मम्मटक देश नै अछि। ई शतक आ सहस्त्रकम लिखएबलाक देश अछि! विडम्बना ई अछि जे कविक सुपुत्र श्री शिव कुमार झा सेहो मैथिली आलोचनासँ जुड़ल छथि आ अपन आलोचनामे ककरो निराला आ ककरो प्रसाद बनाबैत छथिन्ह मुदा मर्यादावश वा जे कारण हो पिताक रचनात्मकतापर ओ श्रद्धा तँ व्यक्त करैत छथिन्ह मुदा खुलि कऽ सोझाँ नै आबैत छथिन्ह। हम ऐठाम इएह कहब जे ओ निराला आ प्रसाद नै, ओ बूच छलाह, मैथिलीक बूच। हुनका मात्र ऐ रूपमे सम्मान दऽ हम मैथिली आलोचनाक तर्पण कऽ सकैत छी ।

कविक रचनात्मकताक दूटा संदर्भ आर अछि। कविक रचना 'अकाल' संभवतः नागार्जुनक हिंदी कविता 'अकाल और उसके बाद' क बाद भेलए। मुदा दुनूक दू संदर्भ आ दृश्य। नागार्जुन जाइ ठाम पशु पक्षी आ मानवक स्थितिक चित्र दऽ रहल छथि, ओइ ठाम बूच बाबू गुजराती उपन्यासकार पन्नालाल पटेलक रचना 'मानभीनी भवाई' जकाँ काल देवताक याद करैत छथि।

ई अकाल नहि महाकाल अछि
भूखक उक बान्हि नांगरिसँ
चारेपर ठोकैत ताल अछि।

..............................................
बीसहूँ आँखि ओनारि दसानन
घुटुकि घुटुकि हिलबैत भाल अछि

बूच बाबू अपन एक अन्य कविता 'राम प्रवासी'मे रामकँ वनवासीक बदला प्रवासी कहैत छथि। मात्र ऐ शब्दक द्वारे ई कविता अपन पौराणिक केंचुलकँ त्यागि आधुनिकता दिस संक्रमित होइत अछि।

धिक धिक जीवन दीन अहाँ बिनु
बीतल बरख मुदा जीवै छी
जीर्ण-शीर्ण मोनक गुदड़ीकें
स्वार्थक सुइ भोंकि सीबै छी
निष्ठुर पिता पड़ल छथि घर मे
कोमल पुत्र विकल वनवासी
आउ हमर हे राम प्रवासी

जीता जी हुनकर कोनो किताब नै छपल। मरलाक बाद हुनकर ९८ टा कविताक संग्रह श्रुति प्रकाशनसँ आबि रहल अछि। निन्नानबेक फेरमे हमरा जनैत कवि कहियो नै पड़लाह। जिनगीक ऐश्वर्य आ प्रेमकँ कवि खूब नीक जकाँ भोगलाह। परन्तु ई सभ मृगतृष्णा बनि कविक जिनगीमे आबैत जाइत रहल-

कयलहुँ जहिना किछु आलिंगन
चुभि गेल अनेको वक्रशूल
उड़ि गेल गगन दुर्लभ सुगंध
झड़ि गेल धरा मकरंद प्रीत
सौन्दर्यक भूमि मरूभूमि भेल
रमणीय देवसरि सुखा गेल

कवि जिनगीकँ ऊँच-नीचक कविता जकाँ देखलखिन्ह अर्थात विभिन्न भाव आ रससँ परिपूर्ण। कोनो एक रस आ भावमे रमनाइ ओ नै सिखलन्हि। संभवतः काल देवता स्वयं हुनकर कीर्तिक सोझाँ आबि गेलाह अन्यथा हुनकासँ कम सामर्थ्यक कविगण बेशी यश, पुरस्कार आ सम्मानक भागीदार बनलाह। ई अभिशाप कविक कम आ मैथिली आ भारतीय साहित्य आ आलोचनाक बेसी अछि।

**-रवि भूषण पाठक**

# २

## **बूच जीक कविताक** *-मार्क्सवाद, ऐतिहासिक दृष्टि, संरचनावाद, जादू-वास्तविकतावाद, उत्तर-आधुनिक , नारीवादी आ विखण्डनवाद दृष्टिसँ अध्ययन संगमे भारतीय सौन्दर्यशास्त्रक दृष्टिसँ सेहो* **अध्ययन**

जेठी करेह:

बूच जीक कविता **जेठी करेह** कवितामे कवि कहै छथि जे ई भोरमे उधिआइ अछि, बर्खा हेठ भेलोपर उपलाइत अछि। ओकर खतराक बिन्दु बड़ड ऊपर छै तखन ओ किए अकुलाइत अछि। आ आखिरीमे कहै छथि जे बान्ह तोड़ि ई प्रलय मचाओत से बुझाइत अछि।ई भेल ऐ **कविताक सामान्य पाठ**। आब एतए एकरा **संरचनावादी दृष्टिकोण**सँ देखी तँ लागत जे करेह सवेरे उधिआइ अछि तँ आशा करू जे आन बेरमे ई नै उधिआइत होएत। बरखा हेठ भेने उपलाइत अछि मुदा से नै हेबाक चाही। इन्होर पानिक चमकब, मोरपर भौरी देब आ तकर परिणाम जे डीहक करेजकँ ई अपनामे समा लैत अछि।ओकर रेतक बढ़लासँ कविक धैर्य चहकै छन्हि। आब कने संरचनावादसँ हटि कऽ एकर **ऐतिहासिक विश्लेषण**पर आउ। ई नव युगक लेल एकटा नव अर्थ देत। खतराक बिन्दु जे कविक समएमे ऊँचगर लगैत हएत आब बान्हक बीचमे भेल जमा धारक मवादक चलते ओतेक ऊँच नै रहि गेल। से नव पीढ़ी लेल कविक कविता कविसँ फराक एकटा नव स्वरूप लऽ लैत अछि। आब कने संरचनावादसँ हटि कऽ **विखण्डनवाद** दिस आउ। विखण्डनवादी कहत जे संरचनावादीक ध्रुव दार्शनिक स्वरूप लैत अछि। बर्खा हेठ भेलै, तैयो उपलायब, बान्ह बनबैबला इंजीनियरक करेहकँ बान्हबाक प्रयासक बुरबकीक रूप लेब आ कविक करेह द्वारा बान्ह तोड़ि प्रलय मचेबाक भविष्यवाणी स्वयं कविक ध्रुवीकरणक स्थायी वा क्षणिक होएबापर प्रश्नचिन्ह लगेबाक प्रमाण अछि। आब फेर कने कविताक ऐतिहासिकतापर जाउ। **जादू-वास्तविकतावादी** साहित्यमे भूतकालमे गेलापर हम देखै छी जे ६०क दशकमे बान्ह बनेबाक भूत सवार रहै, बान्ह, ऊँच आ चाकर, जे धारकँ रोकि देत आ मनुक्ख लेल की-की फाएदा ने करत। ओइ स्थितिमे जादू-वास्तविकताबला साहित्यक पात्र लग ई कविता जाएत तँ ओ ऐ कविताक तेसरे अर्थ लगाओत। कविक अस्तित्व ओतए खतम भऽ जाएत आ शब्दशास्त्र अपन खेल शुरू करत। जादू-वास्तविकताबला साहित्यक ओ पात्र जे भविष्यमे जीयत तकरा लेल सेहो ई एकटा अलगे अर्थ लेत, ओ धारक खतराक निशानक ऊँच होमयबला गप बुझबे नै करत आ कविक कविताक भावक ताकिमे रहत। मुदा **विखण्डनवाद** तकरा बाद अपने जालमे फँसि जाएत, बहुत रास बात नै रहत मुदा बहुत रास बात रहत। बरखा रहत, धार सेहो परिवर्तित रूपमे रहबे करत, रौदमे ओकर पानि इन्होर होइते रहत।उधियेनाइ आ उपलेनाइ रहबे करत।

**स्वागत गान:**

**स्वागत गानक सामान्य पाठ**- कवि सभक स्वागत कऽ रहल छथि मुदा मिथिलाक उपटैत धरतीक करुण क्रन्दनक बीच उल्लासक गीत कोन होएत। भ्रमर पियासल, फलक गाछ मौलायल तखन ई समारोही गोष्ठीसँ की होएत? कविताक संग लाठी आ रसक संग खोरनाठी लिअए पड़त। कविताक नीचाँमे सूचना अछि- विद्यापति स्मृति पर्व समारोह १९८४, ग्राम-बैद्यनाथपुर, प्रखंड-रोसड़ा, जिला-समस्तीपुरमे आगत अतिथिक स्वागत। ओ कालखण्ड मिथिलासँ पड़ाइनक प्रारम्भ छल। हाजीपुरमे गंगा पुल बनि गेल छल। विकासक प्रतिमान लागल जेना विफल भऽ गेल। पैघ बान्हक प्रति मोहभंग भऽ गेल छल। कृषिक आ कृषकक दुर्दशाक लेल बाढ़िक विभीषिका छल तँ स्थानीय फसिल आधारित औद्योगीकरण निपत्ता छल आ शिक्षाक अभियान कतौ देखबामे नै आबि रहल छल। आ ताइ स्थितिमे समारोही गोष्ठीक स्वागतक भार कविजी सम्हारने रहथि। **ध्वनि सिद्धान्त:** आनन्दवर्धन ध्वन्यालोकमे साहित्यक उद्देश्य अर्थकेँ परोक्ष रूपेँ बुझाएब वा अर्थ उत्पन्न करब कहैत छथि। ई सिद्धान्त दैत अछि परोक्ष अर्थक संरचना आ कार्य, रस माने सौन्दर्यक अनुभव आ अलंकारक सिद्धान्त।आनन्दवर्धन काव्यक आत्मा ध्वनिकेँ मानैत छथि। ध्वनि द्वारा अर्थ तँ परोक्ष रूपेँ अबैत अछि मुदा ओ अबैत अछि सुसंगठित रूपमे। आ ऐसँ अर्थ आ प्रतीक दूटा सिद्धान्त बहार होइत अछि। ऐसँ रसक प्रभाव उत्पन्न होइत अछि। ऐसँ रस उत्पन्न होइत अछि। न्याय आ मीमांसा ऐ सिद्धान्तक विरोध केलक, ई दुनू दर्शन कहैत अछि जे ध्वनिक अस्तित्व कतौ नै अछि, ई परिणाम अछि अनुमानक आ से पहिनहियेसँ लक्षणक अन्तर्गत अछि। आ से सभ शब्द द्वारा वर्णित होएब सम्भव नै अछि। **स्वागत गानक ध्वनि सिद्धान्तक हिसाबसँ पाठ:** *विद्यापति शिव स्वरूप मृत्युंजय मऽरल छथि* कहि कवि अर्थ आ प्रतीक दुनू सोझाँ अनै छथि। ध्वनि सिद्धान्तक न्याय दर्शन विरोध केलक मुदा उदयनक गाम करियनक कवि बूच जी दार्शनिक नै, कवि छथि। ओ ध्वनिक जोरगर संरचना सोझाँ अनै छथि- *हमरा सबहक अभाग अजरो भऽ जऽड़ल छथि,* आ *मात्र ई समारोही गोष्ठी सँ की हेतै ?* आगाँ ओ कहै छथि- *काव्य पाठ करू मुदा कान्ह पर लिअ लाठी, एक हाथ रसक श्रोत दोसर मे खोर नाठी*। ऐ प्रतीक सभसँ भरल ई कविता सुगठित रूपे आगाँ बढ़ैत अछि आ अभ्यागतक स्वागत करैत अछि। **मार्क्सवादी दृटिकोणसँ** देखलापर लागत जे कविक काजकेँ ऐ कवितामे काव्यपाठसँ आगाँ भऽ देखल गेल अछि। ऐमे सकारबाक भावक संग ओकरा फुसियेबाक, पुरान आ नव; आ विकास आ मरण दुनूक नीक जकाँ संयोजन भेल अछि। स्वागत गान अपन परिस्थितिसँ कटि कऽ आह-बाह करऽ लगैत तँ मार्क्सवादी दृष्टिकोणसँ ई निम्न कोटिक कविता भऽ जाइत (जकर भरमार मैथिलीक स्वागत आ ऐश्वर्य गान गीत सभमे अछि), मुदा कवि एकरा एकटा गतिशील प्रक्रियाक अंग बना देलन्हि आ ई मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ स्वागत गान बनि गेल।

## बेटी बनलि पहाड़:

**बेटी बनलि पहाड़ कविताक सामान्य पाठ:** दुलरैतिन बेटी घेंटक घैल बनल छथि। बेटी अएलीह तँ उड़नखटोला चढ़ि कऽ मुदा हरि गरुड़ त्यागि कार माँगि रहल छथिन्ह। पैंतीस ग्राम सोना पुड़ेलन्हि मुदा आब बियाह रातिक खर्चा चाही आ बरियाती दस गाही अओताह; सौंसे बल्ब जड़ि रहल अछि मुदा माझे ठाम अन्हार अछि। दशरथ एको पाइ नै मँगलन्हि, रामो किछु नै बजलाह। इतिहास तँ कृष्णक लव मैरेजक छल मुदा तैसँ की। जनक वर्तमानमे हाहाकार कऽ रहल छथि। बेटाक कंठ बाप पकड़ने अछि आ घरे-घर बूचड़खाना बनल अछि आ गामे-गाम बजार लागल अछि। **बेटी बनलि पहाड़ कविताक समाजशास्त्रीय समीक्षा पद्धतिक दृष्टिसँ पाठ:** ई कविता काटर प्रथाक विरोधक कविता अछि। समाजमे ओइ कालमे (अखनो) काटर प्रथाक कारण उड़नखटोलापर चढ़ि कऽ आयलि दुलरैतिन बेटी बाप अपस्यांत छथि।

## करूण गीत:

**करूण गीत कविताक सामान्य पाठ:** कोकिलक करुण गीत सुनि श्रवित लोचनसँ कुसमित कानन देखब! सुवर्णक सौर्य शिखरपर शान्ति सागरक सुलभ जीत! जहिना किछु आलिंगन करै छी अनेको वक्रशूल भोका जाइत अछि। सुषमा दू क्षणक लेल आयलि, (आ चलि गेलि!) प्रेमक मधु तीत भऽ गेल। रजनीक रुदन विगलित प्रभात! **करूण गीत कविताक रूपवादी दृष्टिकोणसँ पाठ:** *कुसुमित काननक श्रवित लोचन द्वारा देखब, श्रृंगार सेज पर ज्वलित मसानक रौद्र रूपक आएब आ सुवर्णक शौर्य शिखर पर - शांति सागरक सुलभ जीत* केँ देखू। भाषाक अनभुआर पक्षकेँ कवि नीक जकाँ उपयोग करै छथि। आ अहीसँ हुनकर कवितामे कवित्व आबि जाइत अछि। विरोधी शब्द सभक बाहुल्य आ संयोजनक अनभुआर प्रकृति शब्दालंकारसँ युक्त भाषा ऐ कविताकेँ विशिष्ट बनबैत अछि। फूलक शूल सन ढुकब आ एहने आन संयोजन ऐ कविताकेँ रूपवादी दृष्टिकोणसँ श्रेष्ठ बनबैत अछि।

## गामे मोन पड़ैए:

**गामे मोन पड़ैए कबिताक सामान्य पाठ:** गाममे रोटी एकोण रहए आ बथुओ साग अनोन रहए मुदा तैयो कलकत्तामे गामे मोन पड़ि रहल अछि। करेहक पानि पटा कऽ मोती उपजाएब तँ बच्चा सभ बिलटत? हुगलीक बाबू रहब नीक आकि कमला कातक जोन रहब? ईडेन गार्डनसँ नीक कमला कातक बोन अछि, पति पत्नीकेँ ईडेन गार्डनमे माला पहिरा रहल छथि मुदा कमला कातक बोनमे तिरहुतनी अपन भोला लेल धतूर अकोन ताकि रहल छथि! **नारीवादी दृष्टिकोणसँ गामे मोन पड़ैए कविताक पाठ:** प्रवासक कविता अछि ई। तिरहुतनी अपन भोला लेल धतूर अकोन ताकि रहल छथि, आ भोला प्रवासमे छथि। **अस्तित्ववादी** दृष्टिकोणसँ

देखी तँ ई भोला अपन दशा लेल, असगर जीबा लेल, चिन्ता लेल अपने जिम्मेदार छथि।

सोन दाइ:

**सोन दाइ कविताक सामान्य पाठ:** सोन दाइक जीवनमे ने हास रहतन्हि आ ने विलास, मुदा से किएक? बाल वृन्द जा रहल छथि, नव युवको चलल छथि आ तकरा बाद बूढ़-सूढ़ गलि गेल छथि। तैयो किए विश्वास छन्हि सोन दाइकेँ? ऐ सभक उत्तर आगाँ जा कऽ भेटैत अछि, देसकोस बिसरि ओ प्रवास काटि रहल छथि। आ जौँ-जौँ उमेर बढ़तै कहिया धरि सोन दाइक घरमे वास हेतै।**नारीवादी दृष्टिकोणसँ सोन दाइ कविताक पाठ:** नारीक लेल वएह सिद्धान्त, किए ने ओ काव्येक सिद्धान्त होए, जे पुरुष केन्द्रित समाजमे पुरुष लोकनि द्वारा बनाओल गेल अछि, समीचीन नै अछि। सोन दाइ देसकोस बिसरि ककरा लेल प्रवास काटि रहल छथि?

अकाल:

**अकाल कविताक सामान्य पाठ:** अकालक वर्णनमे कवि नाङरिमे भूखक ऊक बान्हि ओकर चारपर ताल ठोकबाक वर्णन करैत छथि।अनावृष्टिसँ अकाल आ तइसँ महगीक आगमन भेल, तइसँ जड़ैत गामक अकास लाल भऽ गेल। भारतमे लंका सन मृत्युक ताण्डव शुरू भेल अछि मुदा ऐबेर **विभीषण**क घर सेहो नै बाँचत कारण ओकर मुंडमाल डोरी-डोरीसँ बान्हल अछि। माए भरि-भरि पाँज कऽ धरती पकड़ि रहल छथि। **दशानन** अपन बीसो आँखि ओनारि माथ हिला रहल छथि। **औचित्य सिद्धान्त:** क्षेमेन्द्र औचित्यविचारचर्चामे औचित्यकेँ साहित्यक मुख्य तत्व मानलन्हि। आ औचित्य कतऽ हेबाक चाही? ई हेबाक चाही पद, वाक्य, प्रबन्धक अर्थ, गुण, अलंकार, रस, कारक, क्रिया, लिंग, वचन, विशेषण, उपसर्ग, निपात माने फाजिल, काल, देश कुल, व्रत, तत्व, सत्व माने आन्तरिक गुण, अभिप्राय, स्वभाव, सार-संग्रह, प्रतिभा, अवस्था, विचार, नाम आ आशीर्वादमे। कंपायमान अछि ई ब्रह्माण्ड आ ई अछि कंपन मात्र। कविता वाचनक बाद पसरैत अछि शान्ति, शान्ति सर्वत्र आ शान्ति पसरैत अछि मगजमे। **अकाल कविताक औचित्य सिद्धान्तक हिसाबसँ पाठ:** *ई अकाल नहि, महाकाल अछि, भूखक ऊक बान्हि नाड़रि सँ, चारे पर ठोकैत ताल अछि* मिथिलाक काल-देशमे अकालक ई वर्णन कविक कविताक औचित्य अछि। रावण तँ उपटबे करत, विभीषण सेहो नै बाँचत।

तोहर ठोर:

**तोहर ठोर कविताक सामान्य पाठ:** पानक ठोर आ सुन्नरिक ठोर। सुन्नरि द्वारा बातक चून लगाएब आ कऽथक सन लाल बुन्न कपोल सजाएब। मुदा प्रेमक

पुंगी कतए? भोरक लाली सुन्नरिक ठोर सन, बिनु सुन्नरि व्याकुल साँझ जेकाँ। बधिक जे बनत सुन्नरिक वर तँ हम बनब विखण्डित राहु। स्वर्गोमे सुधा कम्मे अछि, तहिना सुन्नरिक ठोर सेहो कतऽ पाबी। सकरी मिल महान बनत जे हम विश्वकर्मासँ विज्ञान सीखब। आ ओइ मिलसँ बहार होएत माधुर्य। कुसियारक पाकल पोर सन सुन्नरिक ठोर अछि। पुनर्जन्ममे सेहो धान आ चिष्टान्न बनि सुन्नरि हम अहाँक लग आएब। मुदबा एतबा बादो शब्दसँ उद्देश्य कहाँ प्रगट भेल। **अलंकार सिद्धान्तक हिसाबसँ तोहर ठोर कविताक पाठ:** भामह अलंकारकेँ समासोक्ति कहै छथि जे आनन्दक कारण बनैए। दण्डी आ उद्भट सेहो अलंकारक सिद्धान्तकेँ आगाँ बढ़बै छथि। अलंकारक मूल रूपसँ दू प्रकार अछि, शब्द आ अर्थ आधारित आ आगाँ सादृश्य-विरोध, तर्कन्याय, लोकन्याय, काव्यन्याय आ गूढ़ार्थ प्रतीति आधारपर। मम्मट ६१ प्रकारक अलंकारकेँ ७ भागमे बाँटै छथि, उपमा माने उदाहरण, रूपक माने कहबी, अप्रस्तुत माने अप्रत्यक्ष प्रशंसा, दीपक माने विभाजित अलंकरण, व्यतिरेक माने असमानता प्रदर्शन, विरोध आ समुच्चय माने संगबे। बातक चून लगाएब अप्रस्तुत, कऽथक सन लाल बुन्न कपोल, पानक ठोर आ सुन्नरिक ठोर, भोरक लाली सुन्नरिक ठोर सन, कुसियारक पाकल पोर सन सुन्नरिक ठोर ई सभ उपमा कवि द्वारा प्रयुक्त भेल अछि। मुदा *कतऽ छह प्रेमक पुंगी हूक?* मे सादृश्य-विरोध अछि। *अहाँ बिनु व्याकुल वाटक माँझ* मे रूपक प्रयुक्त भेल अछि। **काव्यक भारतीय विचार:** मोक्षक लेल कलाक अवधारणा, जेना नटराजक मुद्रा देखू। सृजन आ नाश दुनूक लय देखा पड़त। स्थायी भावक गाढ़ भऽ सीझि कऽ रस बनब- आ ऐ सन कतेक रसक **सीता** आ **राम** अनुभव केलन्हि (देखू वाल्मीकि रामायण)। **कृष्ण** भारतीय कर्मवादक शिक्षक छथि तँ संगमे रसिक सेहो। कलाक स्वाद लेल रस सिद्धांतक आवश्यकता भेल आ भरत नाट्यशास्त्र लिखलन्हि। अभिनवगुप्त आनन्दवर्धनक ध्वन्यालोकपर भाष्य लिखलन्हि। भामह ६अम शताब्दी, दण्डी सातम शताब्दी आ रुद्रट ९अम शताब्दी एकरा आगाँ बढ़ेलन्हि। **रस सिद्धान्तक हिसाबसँ तोहर ठोर कविताक पाठ: रस सिद्धान्त:भरत:-** नाटकक प्रभावसँ रस उत्पत्ति होइत अछि। नाटक कथी लेल? नाटक रसक अभिनय लेल आ संगे रसक उत्पत्ति लेल सेहो। रस कोना बहराइए? रस बहराइए कारण (विभाव), परिणाम (अनुभाव) आ संग लागल आन वस्तु (व्यभिचारी)सँ। स्थायीभाव गाढ़ भऽ सीझि कऽ रस बनैए, जकर स्वाद हम लऽ सकै छी।**भट्ट लोलट:-** स्थायीभाव कारण-परिणाम द्वारा गाढ़ भऽ रस बनैत अछि। अभिनेता-अभिनेत्री अनुसन्धान द्वारा आ कल्पना द्वारा रसक अनुभव करैत छथि। लोलट कविकेँ आ संगमे श्रोता-दर्शककेँ महत्व नै दै छथि। **शौनक:-** शौनक रसानुभूति लेल दर्शकक प्रदर्शनमे पैसि कऽ रस लेब आवश्यक बुझै छथि, घोड़ाक चित्रकेँ घोड़ा सन बूझि रस लेबा सन। **भट्टनायक** कहै छथि जे रसक प्रभाव दर्शकपर होइत अछि। कविक भाषाकेँ ओ भिन्न मानैत छथि। रससँ श्रोता-दर्शकक आत्मा, परमात्मासँ मेल करैए। रसक आनन्द अछि स्वरूपानन्द। आ ऐसँ होइत अछि आत्म-साक्षात्कार। रस सिद्धान्त

श्रोता-दर्शक-पाठक पर आधारित अछि। ई श्रोता-दर्शक-पाठकपर जोर दैत अछि। बार्थेज संरचनावाद-उत्तर-संरचनावादक सन्दर्भमे लेखकक उद्देश्यसँ पाठकक मुक्तिक लेल लेखकक मृत्युकेँ आवश्यक मानै छथि- लेखकक मृत्यु माने लेखक रचनासँ अलग अछि आ पाठक अपना लेल अर्थ तकैत अछि। *लगौलह बातक पाथर चून* / आ *सजौलह कऽथ कपोलक खून* / विभाव अछि आ ऐ कारणसँ *देखि कऽ लहरल हमर करेज* अनुभाव माने परिणाम बहार होइत अछि। **स्फोट सिद्धांत:** भर्तृहरीक वाक्यपदीय कहैत अछि जे शब्द आकि वाक्यक अर्थ स्फोट द्वारा संवाहित अछि। वर्ण स्फोटसँ वर्ण, पद स्फोटसँ शब्द आ वाक्य स्फोटसँ वाक्यक निर्माण होइत अछि। कोनो ज्ञान बिनु शब्दक सम्बन्धक सम्भव नै अछि। ई भारतीय दर्शनक ज्ञान सिद्धान्तक एकटा भाग बनि गेल। अर्थक संप्रेषण अक्षर, शब्द आ वाक्यक उत्पत्ति बिन सम्भव अछि। स्फोट अछि शब्दब्रह्म आ से अछि सृजनक मूल कारण। अक्षर, शब्द आ वाक्य संग-संग नै रहैए। बाजल शब्दक फराक अक्षर अपनामे शब्दक अर्थ नै अछि, शब्द पूर्ण होएबा धरि एकर उत्पत्ति आ विनाश होइत रहै छै। स्फोटमे अर्थक संप्रेषण होइत अछि मुदा तखनो स्फोटमे प्राप्ति समए वा संचारक कालमे अक्षर, शब्द वा वाक्यक अस्तित्व नै भेल रहै छै। शब्दक पूर्णता धरि एक अक्षर आर नीक जकाँ क्रमसँ अर्थपूर्ण होइए आ वाक्य पूर्ण हेबा धरि शब्द क्रमसँ अर्थपूर्ण होइए।सांख्य, न्याय, वैशेषिक, मीमांसा आ वेदान्त ई सभ दर्शन स्फोटकेँ नै मानैत अछि। ऐ सभ दर्शनक मानब अछि जे अक्षर आ ओकर ध्वनि अर्थकेँ नीक जेकाँ पूर्ण करैत अछि। फ्रांसक जैक्स डेरीडाक विखण्डन आ पसरबाक सिद्धान्त स्फोट सिद्धान्तक लग अछि। **स्फोट सिद्धांतक आधारपर तोहर ठोर कविताक पाठ:** आब उदयनक करियनक धरतीपर रहबाक अछैतो न्याय सिद्धान्तक स्फोट सिद्धान्तकेँ नै मानब कविक कविताकेँ नै अरघै छन्हि। *मने मे रहल मनक सब बात* कहि ओ *अलभ्य चित चोर* सँ सुन्नरिक ठोरक तुलना कऽ दै छथि।

उदयनक गामक कवि बूच कहै छथि *भऽ रहल वर्ण - वर्ण निःशेष, शब्द सँ प्रगटल नहि उद्‌ग्रेश्य;* एतए शब्दसँ नै मुदा स्फोटसँ अर्थक संप्रेषण कवि द्वारा तोहर ठोर आ ऐ संग्रहक आन कविता सभमे जाइ तरहेँ भेल अछि, से *संसारक सभसँ लयात्मक आ मधुर भाषा मैथिली* मे (यहूदी मेनुहिनक शब्दमे) विद्यापतिक बादक सभसँ लयात्मक कविक रूपमे बूचजी केँ प्रस्तुत करैत अछि आ मैथिली कविताकेँ ऐ रूपमे फेरसँ परिभाषित करैत अछि।

**गजेन्द्र ठाकुर**

## अनुक्रम

# सरस्वती वंदना

अधर हास करतल वर वीणा हंस वाहिनी परम प्रवीणा ।
श्वेत अंबरे परे शुद्धि दे, अपरे परमेश्वरि सुबुद्धि दे ।

भावक सर विश्वासक शतदल,
पर पसरल श्रद्धास्पद परिमल,
हस्त स्फटिक माल मनोहर
सहज तपस्विनी आत्म शुद्धि दे
अपरे परमेश्वरि सुबुद्धि दे ।

आसीना कल्पना हंस पर
पद सौन्दर्यक पंक वंश पर
व्योम नायिके कथा गायिके
हरू हमरो कुण्ठाबरूद्धि हे
अपरे परमेश्वरि सुबुद्धि दे ।

सींचू ज्ञान कमंडल जल सँ
पोंछू माँ प्रेमक आंचल सँ
उक्ति द्वार पर रसाहार
करबू त्यागू युग युगक क्रुद्धि हे
अपरे परमेश्वरि सुबुद्धि दे ।

# गीत

राम मंत्रवत अहँक नाम जपि-जपि दिवस बितावै छी,
रातुक बीच चान पर तपि-तपि ध्यान लगावै छी ।

कहू अहाँ की आन हमर छी,
देहक रूसल प्राण हमर छी
हे पाथरक देवता जागू
अहीं एक भगवान हमर छी
हम निर्दोष फूल तैयो निरमाल बनावै छी,
रातुक................

जाहि बाट कें नित्य बहारी
हम तीतल आँचर सँ झारी,
जकरा अपना मे रखने अछि,
हमर आँखि ई कारी-कारी
आइ ताहि पर किएक अलसित गति सँ आवै छी
रातुक..........

हमरा लेल राजपद त्यागू
भवन छोड़ि कानन कें भागू,
पाछूक सीता सन सुन्नरि
दौड़ि पड़ि औ आगू-आगू,
प्यासल प्रेमक जलद मर्यादा किएक जगावै छी
रातुक.........

आऊ - आऊ हे प्रिय अभ्यागत
अछि पसरल हृदयासन स्वागत
प्रियतम अहँक पलकहुँ लकि सँ,
हमर जन्म जन्मान्तर जागत
लाऊ पखारि चरण नयन सँ जल छलकाबै छी,
रातुक......................

# आउ हमर हे राम प्रवासी

आउ हमर हे राम प्रवासी
व्याकुल जनक, विह्वला जननी,
पड़ल अवधपर अधिक उदासी
आउ हमर हे राम प्रवासी? ।
धिक् धिक् जीवन दीन, अहाँ बिनु
बीतल बर्ख मुँदा जीवै छी
जीर्ण-शीर्ण मोनक गुदड़ीकेँ
स्वार्थक सूइ भोँकि सीबै छी

निष्ठुर पिता पड़ल छथि घरमे
कोमल पुत्र विकल वनवासी
आउ, हमर हे राम, प्रवासी।

दुर्दिन कैकेयी बनि कऽ
हे तात, अहाँकेँ विपिन पठौलनि
जाहि चार तर ठार छलहुँ
तकरापर दुर्वह भार खसौलनि
गृह विहीन बनलहुँ अनाथ हा,
हमर अभाग, मंथरा-दासी?
आउ, आउ हे राम, प्रवासी? ।

सोनक लंकापर विजयी भऽ
सीता संग कखन घर आएब?
बीतल विपिनक अवधि, अपन
अधिकार कहू कहिया धरि पएब?
परिजन सकल भोग भोगथि आ-
अहाँ बनल तपसी-सन्यासी।
आउ, आउ, हे राम, प्रवासी? ।

भरत अहाँ विनु पर्णकुटीमे
कुश आसनपर कानि रहल छथि
अहँक पादुकाकेँ अवधक-
ऐश्वर्योसँ अधि मानि रहल छथि
थाकल चरण चापि रगड़ब-
पदतल, बैसब पौथानक पासी।
आउ, आउ हे राम, प्रवासी?।

# गौरी रहथु कुमारी

हएत नहि ई वियाह हे,
गौरी रहथु कुमारी?
बर बूड़ल बौराह हे,
धिया शुचि सुकुमारी
चामक सेज, कुगामक बासी
खन कैलाश, खनेखन काशी
लागथि बुत्त भुताह हे,
गौरी रहथु कुमारी
मुँण्डक माल, ब्याल तन मंडित
हस्त कपाल, मसानक पंडित
अनुखन बिक्खक चाह हे,
गौरी रहथु कुमारी
यध्यपि भाल सुधाकर, सुरसरि-
बहथि बेहाल चरण धरि झरि-झरि
तध्यपि धहधह धाह हे,
गौरी रहथु कुमारी
कोठी कोठी भाङ भकोसथि
कामरि-कामरि पानि घटोसथि
आनक की निरबाह हे,
गौरी रहथु कुमारी
भागलि, सखिगण सुनू कामेश्वर,
गिरिजा छथि रूसलि कोबर घर
जुनि बनु एहेन बताह हे,
गौरी रहथु कुमारी
सासुर धरि शिव भाभट समटू
परिछए दियऽ सुनू हे बङटू
बनलहुँ वर उमताह हे,
गौरी रहथु कुमारी

# कपीश वंदना

हमरापर तमाम दुरगंजन
अपने छी महान दुख भंजन
हे हनुमान, अथाह धारसँ
पार कऽ दिअ, उद्धार कऽ दिअ
हमरा पार............
हम छी पतित पुरनका पापी
अएलहुँ शरण बनल संतापी
हे कपीश, हाथे धऽ हमरा
ठार कऽ दिअ, उद्धार कऽ दिअ
हमरा पार.........
पाबी अहँक अनमोल मंत्रणा
तखन सुकंठक कटल यंत्रणा
महावीर हमरोपर कनेक
विचार कऽ लिअ उद्धार कऽ दिअ
छोड़व नहि अपनेक आइ हम
दैत रहब रामक दुहाइ हम
“महामंत्र” केर हमरो गिरिमल-
हार दऽ दिअ, उद्धार कऽ दिअ
हमरा पार कऽ दिअ
उद्धार कऽ दिअ।

# विरहिनी

रहि-रहि कऽ अहँक लेल देह फेर धयलहुँ अछि,
लागल अहींक एक ध्यान,
आऊ-आऊ रूसल हमर भगवान।

सहलहुँ कतेको हम जन्मक असह्य ज्वाल,
कहुना बितयलहुँ अछि मरणक बहु अंतराल,
मधुवन मे हे मोहन आइ हमर अवसर अछि,
राखि लिअ राधिका केर मान ।
आऊ...........

वृन्दावन कुहरैछ यमुँना कनैछ हाय,
गोदावरी आँचर तर छाती हहरैछ आइ।
गोकुल मे लाख-लाख मोन बहटारल हम
तैयो बड़ व्याकुल परान ।
आऊ.............

अहँक रूप राखि नैन युग-युग सँ जागलि छी,
मुरलीक मधुर वैन गुनि-गुनि कऽ पागलि छी।
परकीया पतिता हम प्रेमक पुजारिन कें,
नहि - चाहि गीताक ज्ञान।
आऊ........

जकरा छै लागल हा विरहक प्रचंड रोग,
तकरा की कऽ सकतै निष्कामी कर्मयोग।
हमरा लग अपने छी चीर नवनीत चोर
अंतः बनू बरू महान।
आऊ...........

अहँक लेल अपयश कें जीवन मे जोगि लेब,
पापो जौं लागत तऽ नरको कें भोगि लेब,
इच्छा नहि मृत्युक अपवर्गक आ स्वर्गक अछि,
अहँक छाड़ि चाही ने आन,
आऊ..................

# स्वागत गान

आऊ - आऊ - आऊ सभक स्वागत करै छी,
नैन मे समाउ हृदयासन धरै छी ।
उल्लासक गीत कतऽ सगरो करूणा क्रन्दन,
उपटि रहल विपटि रहल मैथिलीक नन्दन वन,
भ्रमर झुण्ड प्यासल छथि विहग वृन्द बड़ भूखल,
मुरूझल छथि आम - मऽहु रऽसक सरिता सूखल,
बबुरे वन कवि कोकिल लाजे मरै छी ।
आऊ.........

विद्यापति शिव स्वरूप मृत्युंजय मऽरल छथि,
हमरा सबहक अभाग अजरो भऽ जऽड़ल छथि,
मात्र ई समारोही गोष्ठी सँ की हेतै ?
स्थिति जहिना तहिना संवत एतै जेतै
मुरदा जगाउ लाउ पैर पकड़ै छी,
आऊ.........

काव्य पाठ करू मुदा कान्ह पर लिअ लाठी,
एक हाथ रसक श्रोत दोसर मे खोर नाठी
पुरना किछु त्यागि - त्यागि पकड़ू किछु नऽव ढ़ंग
मोंछो पिजाउ बाउ श्रृंगारक संग - संग
अहाँ गीत गाउ मुदा हऽम हहरै छी,
आऊ.........

अहँक चपल चरण ॠतुराजक सूचक अछि,
अपने आत्मस्वरूप आशय तऽ 'बूचक' अछि,
दीन हीन साधन सभ सँ विहीन यद्यपि हम,
उद्वेलित श्रद्धा समुद्र नहि तरंगो कम ।
शर्वरीश स्पर्शक लेल हहरै छी ।

अभ्यागत आउ सभक स्वागत करै छी ।
आऊ..........

विशेष:- ई छल विद्यापति स्मृति पर्व समारोह 1984 ( आयोजन स्थल - ग्राम - बैद्यनाथपुर प्रखंड रोसड़ा, जिला - समस्तीपुर ) मे आगत अतिथिक स्वागत मे स्व. कविक ओहि कालक मैथिलीक दशा पर पीड़ा भरल प्रस्तुति ।

# मातृ गीत

तोरे मुँस्की मे अभिनव आनंदक अनुपम देश गय !
तोरे दयादृष्टि मे नव नव सौन्दर्यक परिवेश गय

चिता भस्म तन, कर कपाल छल,
रूप अशुभ गर मुंडमाल छल,
सर्पकंठ, विष असन दिगम्बर,
मरूघट वास कतऽ आंगन घर ?
तोरे हाथ पकड़ि भिखमँगबा भोला भेला महेश गय ।
तोरे दयादृष्टि ..........

माइक हाथ पकड़लनि बाबू,
ओहि हाथ पर हुनके काबू,
बेटो तऽ चरणक अधिकारी
उठलै तखन प्रश्न ई भारी,
तोहर हाथ पैर दु दुहू मे महिमा ककर विशेष गय ।
तोरे दयादृष्टि ..........

शिशुक लेल आरामदेह
माइक शरीर मोमक चाही,
मक्खन सन कोमल करेज आ,
हास शरद सोमक चाही,
तखन किए पथरयलहुँ धयलहुँ अपन पाथरक भेष अय ।
तोरे दयादृष्टि ..........

# सोन दाइ

रहतौ ने हास, बहि जेतौ विलास गय,
दुइ दिवसक जिनगी सँ हेवें निराश गय ।

भरमक तरंग बीच मृगतृष्णा जागल छौ,
मोहक उमंग बीच, प्राण किएक पागल छौ,
चलि जेतौ सुनें कंठ लागल पियास गय ।
दुइ..........................

बाल वृन्द जा रहला, नव - नव युवको चलला,
बूढ़ - सूढ़ जरि - मरि कऽ माटि तऽर परि गलला,
तैयो छौ अपना पर व्यर्थ विश्वास गय ।
दुइ..........................

अपना कें चीन्हे तों नाम तोहर "सोन दाइ"
टलहा सँ मेझर भऽ मूँह छौ मलीन आइ
देश कोश विसरि - काटि रहलें प्रवास गय ।
दुइ..........................

नेनपन चलि भागलि आब इतिवस्था एतौ,
कहें कनेक गुनि धुनि कऽ तकर बाद की हेतौ,
कहिया धरि कऽ सकबें पर घर मे वास गय ।
दुइ..........................

# हील हाइ - हाइ

खुडियौलक कसि - कसि कऽ नीपल करेज कें,
धुरियौलक धीपल मनक हाइ वेज कें,
कहऽ पड़ल आइ -
नील - नील चप्पल केर हील हाइ - हाइ ।

बेकसूर केश अधगेड़ें सँ काटल छै,
कोन घसबहबाक हार्थे छपाटल छै,
अथवा हय दाइ -
ठढ़िया गेन्हारी कें चरि गेलै गाइ ।

पर्स लटकौने कमरच्छा सँ आयलि छै,
नवसिक्खू डानि जकॉ भूखलि पियासलि छै,
बचबऽ हौ भाइ -
हऽम एक दूइये ओ आखड़ अढ़ाइ ।

एखनो धरि भौजी कें लजवन्ती जगिते छनि,
बूढ़ि भेली भैया लग लाज कते लगिते छनि,
सुनहक ढ़ोढ़ाई -
देखिये कऽ खा लै छी, घिबही मिठाइ ।

# मिथिलाक बेटी

सीता कें सितिया बनौलक सौभाग्य हमर,
रघुपति कें महुअक करौलक अनुराग हमर,
मिथिला केर धरती अकाशे सँ ऊँच जतऽ
जगदम्बे दुलरैतिन दाइ,
जतऽ पुरूषोत्तम रामे जमाइ ।

हमर उर्मिला सनि जनमलि कक्कर कन्या,
जकरा सँ तिरहुत की ? अवधो भेलै धन्या,
कोन सतवंती सँ संवल लऽ लखन लाल,
काले पर कयलनि चढ़ाई ।
इहो बात मने मोन पड़ल आइ ।

सूर्यवंश वैभव लग तुच्छ इन्द्रआसन छल,
ताहि त्यागि योगासन पूर्ण अनुशासन छल,
भरत भक्ति दिव्य दीप जगमग जग कऽ उठलै,
माण्डवी केर सेवा सलाइ ।
वास लेला नंदिग्रामे जमाइ ।

अखिल भुवन विजयी भऽ शंकर आदिगुरू बनलनि,
महिषी मे आवि मंडन कें मर्दित कयलनि
मुँदापस्त भऽगेलनि मिथिलाक बेटी सँ
शारदा बनलि भारती दाइ ।
गर्वित मिथिला भूमि आइ ।

# जेठी करेह

गय जेठी करेह तोँ सवेरे उधिआइ छेँ ।
वरखा तऽ हेठै भेलै अनेरे उपलाइ छेँ ।

तोरो वाटर वेज बनल छौ,
डेभलॉप मेन्टक डेज बनल छौ,
बहुत ऊँच खतराक विन्दु गय,
एना किए अकुलाइ छेँ ?
गय .................

ई इन्होर पानि चमकै छौ,
मोर - मोर पर भौरी दै छौ,
काटि - काटि डीहक करेज केँ,
तऽरे तऽर समाइ छेँ ।
गय .................

बहकल तोहर रेतक धक्का,
चहकल हम्मर धैर्यक पक्का,
सत्यानाश सभक कऽ देवेँ
आवै छेँ आ जाइ छेँ,
गय .................

जत्र - तत्र भऽ जेतौ मौँका,
इंजीनियर बनतौ बुरिबौका,
वान्हि तोड़ि कऽ प्रलय मचेवेँ
एहने दाइ बुझाइ छेँ
गय .................

# ऊँ नमः शिवाय

श्याम छटा पर राधा गंगा धार देखू बहिना,
वाम जटा तर वामा केर श्रृंगार देखू बहिना ।

वदन मनोहर कुंद ईन्दु सन
भुवन वृत्त केर मध्य विन्दु सन,
जड़ चेतन मोहक मृदु मुँस्की
लऽ रहलाह विक्ख केर चुश्की,

लुटा रहल छथि अमृत केर भंडार देखू बहिना ।
श्याम छटा ........................

दीपित कुंडल लोल - लोल अछि,
प्रति विम्बित दुहू कपोल अछि,
सर्पराज केर छत्र मनोहर,
ममता मे विभोर डमरू धर,

कर त्रिशूल उर उरगक गिरिमल हार देखू बहिना ।
श्याम छटा ........................

केहरि छालक पट विभूषित तन,
चंद्रालं कृत शिव प्रमुँदित मन,
वाम अंक गिरिराज कुमारी,
गर लटकल गणेश भयहारी

हिनके शरणागत सगरो संसार देखू वहिना ।
श्याम छटा ........................

# मणिद्वीपक महरानी

अयली जगदम्बा दुर्गा देवी कल्याणी अय,
मणिद्वीपक महरानी अय !
नाऽ ऽ ऽ।

सध्यः सुधा सिन्धु स्नात, मांजल गंगा जल सँ गात,
सेवक खातिर तजलनि नवरतनक रजधानी अय,
मणिद्वीपक ..........

टपि कऽ अट्ठारह प्राकार देवी भऽ गेली साकार
सभकेँ सुना रहलि छथि अप्पन अभयावाणी अय,
मणिद्वीपक ..........

हरि पीताम्बर सँ पद झारथि,
विधि सुरसरि सँ चरण पखारथि,
तरबा रगड़ि रहल छथि, रहि - रहि शंकर ज्ञानी अय,
मणिद्वीपक ..........

महिषासुरक आव की डऽर, माता छाड़ू सिंहक भऽर,
लोके राच्छस भऽ कऽ कऽ रहलै मनमानी अय,
मणिद्वीपक ..........

# भदैया होली

डीहो धरि डूबल जखन बुर्ज बालुका पंक ।
रंग कोना पकड़त कहू तखन होलिका अंक ।
असली होरी बाढ़ि विच माँचल छल नैहऽर,
आङी डूबल घऽर मे, साड़ी भासल चऽर ।
फगुओ सँ भऽ गेल अछि, अधिक नीक भदवारि,
बूढ़ी पत्नी बेड़ पर कोरा मे नव सारि ।
भौजी कहलनि हुलसि कऽ लाउ लगा दी रंग ।
तेवर तेसर नयन लग, पसरल अजर अनंग ।
अपने छी परदेश मे हम छी बान्हे पऽर ।
यौवन खतरा बिन्दु लग, देह करय थर - थऽर ।
प्रेमक जल नेपाल सँ छूटल अछि चलि आउ ।
चैते मे डूबब पिया, शीघ्र नाव बनवाउ ।
डिम-डिम ढ़ोलक ढ़ेंप सँ छिटकल देहक पानि ।
उज्जर केश अबीर तर, बुढ़ियो भेलि जुआनि ।
मंत्री उड़थि अकाश मे, पब्लिक गेल पताल ।
धरती पर नेता लोकनि कऽ रहला रंगताल ।
सम्मत जहिना जड़ि रहल तहिना जड़ल करेज ।
दुहू जीव कछमछ करी पड़ल उपासक सेज ।
भोजन पैकेट पानि मे, गूड़ चूड़ा सभ गूम ।
फाउन्टेन पेनक धार मे भासल बूट गहूम ।
टूटल बलुआहा जखन खसला भीम उतान ।
अर्धांगिनीक चरण पकड़ि बचौलन्हि कहुना जान ।

# वनिवासक अंत

घुरल आव अवधक दिवस भाग जागल,
बुड़ल नाव देखू नदी कात लागल ।
भरथि कान हनुमान संवाद अमरित,
भरत भऽ रहल छथि मगन मोन तिरपित,
विरागी हृदय भाव अनुराग जागल ।
बुड़ल नाव..............

नगर आबि रहलनि लखन राम - सीता,
प्रजा कंठ गीता नृपक प्राण प्रीता,
विगत कालरात्रिक पहर प्रीत जागल ।
बुड़ल नाव..............

उठू तीनु जननी नयन नोर पोछू,
सुनू कैकेयी त्यागु परिताप सोचू,
उड़ल प्राण बहुरल पुनः गात लागल ।
बुड़ल नाव..............

प्रमोदी चमन वर्ख - वर्खक सुखायल,
हुलसि आइ पनकल विहंसि कऽ फुलायल,
मृगक अक्षि अपलक विहग प्रेम पागल ।
बुड़ल नाव..............

# माला

सुरभित अहँक सिनेहक माला ।
जनम - जनम जपि रहब विपटतर,
राखू बन्न अपन मधुशाला ।
देवि, सुखक परबाहि न हमरा,
मिलनक अल्पो आहि न हमरा
हम नर दुःखकाटब धरती पर,
अपने बनलि रहू सुरवाला ।
सुन्दरि अहाँ अकाशी गंगा,
हम भूमिक प्यासल भिखमंगा ।
युग-युग बरू बौरायब मरू मे -
अइँठायब नहि पावन प्याला ।
सुरभित अहँक सिनेहक माला ।
नहि श्रृंगार रौद्र हुंकारे ।
हम एहि पार, अहाँ ओहि पारे
दुहुक बीच कठोर कर्तव्यक-
भरल अथाह भयंकर नाला ।
सुरभित अहँक सिनेहक माला ।

## जागरण गान

असम, वंग पंजाब, गुजरात जागल ।
अहीं टा पड़ल छी उठू औ अभागल ।
सुरूज त्यागि आयल निशा कें उषा मे,
खिड़ल जागरण ज्याति दऽशो दिशा मे ।
सगर श्रृंग - सागर धरिक नित्र जागल !
अहीं टा पड़ल छी उठू औ अभागल ।
चिकरि हँसि रहल स्यार सिंहक दशा पर ।
चलल बकगणक हंस पर क्रुर थापर ।
निठुर काक कर सँ पिकक कंठ दागल,
अहीं टा पड़ल छी, उठू औ अभागल ।
विदेहक सुतक देह दुर्वेह बनल अछि ।
ग्रसित कऽ रहल मैथिली कें अनल अछि ।
परक लेल दर्शन अपन आँखि लागल,
अहीं टा पड़ल छी उठू औ अभागल ।
हरण भऽ रहल अछि हमर मीठ बयना ।
कोना कऽ सिखत आन बोली ई मयना ।
विवश अछि वधिक हाथ सँ ठोर तागल ।
अहीं टा पड़ल छी उठू औ अभागल ।
कतऽ पितृ स्वर अछि कतऽ मातृवाणी ।
फटऽ जा रहल जीह बचबू भवानी ।
बनब गोर ई गुनि हमर प्राण पागल ।
अहीं टा पड़ल छी उठू औ अभागल ।
बहुत भेल हे आब ककरो ने मानू !
निकसि द्वारि प्राचीन तरूआरि तानू ।
अहह जाहि मे युग युग मे जंग लागल,
अहीं टा पड़ल छी उठू औ अभागल ।

# मिथिलाक दुःदशा

नकशा सँ मिटा रहल मिथिलाक नाऊँ गय ।
कतऽ हमर पीढ़ी अछि कतऽ हमर ठाँऊ गय ।
भारत सँ भिन्नो बऽ बनलै बंगाल देश,
मुदा अपन देशे मे दावल मिथिला प्रदेश,
राज्यक की बात कठिन पाँचो टा गाऊँ गय ।
कतऽ हमर ..................

हमर अमर षड़दर्शन हमर अचर साधु संत,
हमर अजर वन उपवन हमर अपन वर बसंत,
कवि कोकिल निकट काक करै काउँ - काउँ गय ।
कतऽ हमर ..................

लोकवेद जागि रहल ऑंघायल नेता छथि,
अपने मे लड़ि - लड़ि कऽ घायल विजेता छथि,
पूछत के हाल दशा ककरा सुनाऊँ गय ।
कतऽ हमर ..................

महिषी वा करियन हो, वाजितपुर मंगरौनी,
सरिसब सँ चौमथ धरि बनला सभ क्यो मौनी,
देशक सभ सँ दरिद्र मैथिल कहाँऊ गय ।
कतऽ हमर ..................

# तोहर ठोर

कि जहिना कुरकुर पानक ठोर ।
कि तहिना सुन्नरि तोहर ठोर ।
लगौलह बातक पाथर चून ।
सजौलह कऽथ कपोलक खून ।
कि रहलह एक्के बातक चूक,
कतऽ छह प्रेमक पुंगी टूक ?
कि जहिना लाली पसरल भोर ।
कि तहिना सुन्नरि तोहर ठोर ।
देखि कऽ लहरल हमर करेज,
त्यागि अयलहुँ उदयाचल गेह ।
अहाँ बिनु व्याकुल वाटक माँझ ,
सुमुखि भऽ रहल जीवनक साँझ ।
कि जहिना वक्र सुधाकर गोर ।
कि जहिना सुन्नरि तोहर ठोर ।
पिपासित आयब अहँक दुआरि,
प्रेम पीयूष पीयब झटढ़ारि,
बधिक जँ बनत अहँक बर बाहु
तऽ हमहूँ बनव विखंडित राहु,
कि जहिना सुधा स्वर्ग मे थोर,
कि तहिना सुन्नरि तोहर ठोर ।
सीखि विश्वकर्मा सँ विज्ञान,
बनायब सकरी मिल महान ।
भरब माधुर्यक कोषागार,
सेहंतित भऽ जायत संसार ।
जेना कुसियारक पाकल पोर,
कि तहिना सुन्नरि तोहर ठोर ।
बनव हम पुर्नजन्म मे धान,
धान सँ भऽ जायब चिष्टान्न ।

पड़ब पुनि अहँक प्रतीक्षापात
अछिंजल सँ सद्यः स्नात ।
जेना छाल्ही साजल नव खोर ।
कि तहिना सुन्दरि तोहर ठोर ।
भऽ रहल वर्ण - वर्ण निःशेष,
शब्द सँ प्रगटल नहि उद्‌ये्श्य ।
मने मे रहल मनक सब बात
अनल मे पड़ल नवला जल गात ।
जेना आगू अलभ्य चित चोर ।
कि तहिना सुन्नरि तोहर ठोर ।

# नचारी

गाबैत चलल छी बमबम,
नाचैत चलल छी छमछम
लगबैत ताल दुलकल डेगक
सजवैत स्वरक नव सरगम ।
कॉवरि मे आबह गंगे
तोँ लागह हमरा संगे
लऽ चलह जतऽ कैलाशी

छथि चिता भूमि सन्यासी,
हे करूणामयि दुख भंगे,
देखबैत चलह पथ हर दम .........
प्रेमक मस्ती मे भासल
शंकर छथि परम पियासल
श्रद्धा केर धार बहाबह
विश्वासक पात्र बनावह
बौरहबा अधिक उपसाल
हुनका संतुष्ट करब हम .....
कंठे मे पचल हलाहल
छाती पर काली बान्हल
पदतल तर विश्वक वैभव
ई महिमा हमरो जानल
छथि आशुतोष औंघायल
तेँ डमरू बजबह हरदम ......
मानल हम शरणागत छी,
तैयो तेँ अभ्यागत छी
स्वागत कऽ दहक यथोचित
साधक छह चरण समर्पित
अपने कंजूस कहयबह

करूणा करबह जँ कमसम ।

सुनू आब मन जेहन लगैए

सुनू आब मन जेहन लगैए-
जिन्दाबाद रहय गयघट्टा,
रानी परती मुँरली छौनी,
कछमछ कऽ कऽ राति बितावी,
बान्हि धोधि पर दनही तौनी,
धन्य हऽम छी फल्लाँ बाबू जजिमनिके मे क्षुधा जगैए ।
सुनू आब मन जेहन लगैए ।

अपना घर मे रखने नहि छी,
कप्प गिलासक फूटलो टुकड़ी,
बहराइछ पावनि तिहार मे
मोरा मूनल गूड़क चुकड़ी
धन्य - धन्य छथि मास्टर साहेब जेँ ओ छथि तेँ चाह चलैए ।
सुनू आब मन जेहन लगैए ।

मूड़क नहि परवाहि रहल अछि,
शूलि उठय सूदिक कपचन मे
पाइ पाइ केँ जोड़ि आइ धरि
सेठ कहयलहुँ एहि जीवन मे
धन्य हऽम छी फल्लाँ बाबू ओहो धन्य नोत जे दैए ।
सुनू आब मन जेहन लगैए ।

बाहर सँ जेहने बलबुतगर,
भीतर सँ तेहने पनिमऽरू,
सज्जन हम जेहने दलानपर
आंगन मे तेहने दुरजऽरू

धन्य हऽम छी फल्लाँ बाबू बाढ़निये सँ देह झरैए।
सुनू आब मन जेहन लगैए।

नोन मात्र कीनी दोकान मे
से्हो जजिमानी ढ़ेबुआ सँ
मोन पड़य नहि किनने होयब,
हम देहक सूतो देबुआ सँ
धन्य हऽम छी फल्लाँ बाबू खर्च देखिकऽ मांस गलैए।
सुनू आब मन जेहन लगैए।

समधिक हाथे देल गेल छल,
हमरो आदर्शक गरदनिया
बेटा मंगनी बिका गेल हम
बनि कऽ रहलहुँ बुरबक बनियाँ
धन्य हऽम छी फल्लाँ बाबू अखनो रहि-रहि चोन्ह अबैए ।
सुनू आब मन जेहन लगैए ।

# गहवर जननी केर

चमकि रहल चकमक औ, गहवर जननीक ।
देखिते टूटल भक औ गहवर जननीक ।
गुंबज गगन दिशा देवाल अछि,
पंडा बनि कऽ ठाढ़ काल अछि
चान सुरूज दीपक औ गहवर जननीक ।
पदतल परल स्वयं शिव शंकर
नारायण सूतल सुअंक पर
विधि व्याकुल ठकमक औ गहवर जननीक ।
गगनक गंगा चन्द्रकूप अछि
उषा किरण ओढ्ढल अनूप अछि
सकल भुवन पूजक औ गहवर जननीक ।
टप - टप सुधा चरण सँ चूबय
वरद हस्त सुत मस्तक छूबय
फलप्रसाद परिपक औ गहवर जननीक ।

# भगवती वंदना

जनमि - जनमि कऽ बहुत भटकलहुँ
सभदेवक डगरिया ।
आयल छी आखिर उदास भऽ,
अम्ब अहींक दुअरिया ।

अहँक कोर मे विष्णु सुतल,
सम्मुख ब्रह्मा कानैत छथि ।
अहींक शक्ति बिनु स्वयं शिवो,
अपना कें शव मानैत छथि ।

आन देवक बात कोन सभ,
बनि गेला पमरिया ।
जनमि .........................

प्रलय काल मे जीवक संग,
भगवानो कें सुतवैत छह,
तमसा देवि शक्ति तोरे सँ
देव दनुज पावैत छह,
मोहगर्त ममतावर्तक ई,
जादू भरल नगरिया,
जनमि ......................

दुर्भाग्यक आलस्य हटाकऽ
जगा दिअऽ नवचेतना,
सम्मोहित कऽ दियौ दुष्ट कें
भरू माँ भीषण बेदना ।
हे माता मृतपाय पुत्र पर, ढ़ारू अमृत गगरिया ।
जनमि .......................

# भौजीक अवाहन

कौआ माँझे घर बड़ेरी पर भोरे सँ कुचड़ै ।
भौजी अबिते हेती रॉची सँ सगुन उचड़ै ।

अपने भैया भात पसौलनि,
हमरो सँ किछु काज करौलनि,
बारी सँ तिलकोर पात किछु आनै 'बूच' रै ।

कौआ .........................

दुःखी मोन कॅ पोटि रहल छथि,
कॉच दालि कॅ घोटि रहल छथि,
पुरूखो हाथे दलिघोटना वर बढ़िया उसरै ।

कौआ .........................

जल्दी - जल्दी केश छटौलनि,
गुलुरोगनक तेल लगौलनि,
दहिन आँखि फड़कै छनि लागथि बर खुश रै ।

कौआ .........................

भौजी औती ई रूसि रहता,
नोरे मे सभ व्यथा सुनौता,
हिनका खातिर आबि रहल छनि लेमनचूस रै ।

कौआ ........................

# अकाल

ई अकाल नहि, महाकाल अछि,
भूखक ऊक बान्हि नाड़रि सँ,
चारे पर ठोकैत ताल अछि ।1।

फूके सँ पताल खड़ड़ौलक,
अनावृष्टिक आगि लगौलक,
एहि मंहगी क प्रचंड पसाही सँ -
उनचास बसात जगौलक ?
हे देखह जड़ि रहल गाम घर,
आकाशे भऽ गेल लाल अछि ।2।

भारत आइ भेल अछि लंका,
बजि रहल अछि मरणक डंका !
बाँचि सकत एहि वेर विभीषणक
कुटी अछि बड़का शंका ।
डोरि - डोरि सँ बान्हल,
एहि वेरूक विभीषणक मुंडमाल अछि ।3।

आंगन - आंगन हैया दैया,
वाहिनिक कोर मरै छथि भैया ।
पूत परेम छाड़ि धरती कें,
भरि - भरि कऽ धरै छथि मैया ।
वीसहुँ आँखि ओनारि दसानन,
घुटुकि घुटुकि हिलवैत भाल छथि ।4।

# नोर

हंसलहुँ एक बेर जीवन मे, बेरि - बेरि कनैत रहल छी ।
बसलहुँ एक बेर जीवन मे, फेर - फेर उजड़ैत रहल छी ।

चलि - चलि भटकि - भटकि कऽ कखनो,
कखनो कऽ हम दौड़ि रहल छी ।
एक बुन्न जीवन क लेल
मरि - मरि कऽ मरू मे बौड़ि रहल छी ।
अपन मोन कें उघबा कऽ आनक तन कें उछहैत रहल छी ।
बसलहुँ .............................................

एक - एक सायक क चोट कें,
गुनि - गुनि छोट ध्यान नहिं देलहुँ ।
बड़ कचोट चालनिक रूप मे,
देखि - देखि चुप्पे रहि गेलहुँ ।
ठोप - ठोप चारक चुआठ कें आँगुर सँ उपछैत रहल छी ।
बसलहुँ ..............................

शिल्पक छॉछ कल्पना पूरा,
भावक दही विचारक चूड़ा ।
आनलक जे बेगाड़ भूख मे,
पाबि रहल अछि खुद्दी गूड़ा ।
नवनीतक अछि लूट मुँदा हम छॉछी छोरक लैत रहल छी ।
बसलहुँ........................

# गामे मोन पड़ैए

रोटी एक्के कोण गय
बधुओ साग अनोन गय,
तैयो कलकत्ता मे रहि रहि,
गामे पड़ैए मोन गय ।

गऽर गृहस्थी कलटि रहल अछि,
धीओ पूता विलटि रहल अछि,
अजुके मिथिला सँ चलि अबियौ,
एलै टेलीफोन गय ।

आन - आन सभ टलहा चानी,
रानी बनि बसलै राजधानी,
धूमि - धूमि कऽ भीख मंगै छथि,
हमर मैथिली सोन गय ।

खेते लग करेहक सोती
पानि पटा उपजायब मोती,
हुगली केर बाबू सँ बढ़ियाँ
कमला कातक जोन गय ।

ताकल हावड़ा सँ दमदम धरि
परतर नहि मोरतर वाली केरि
ईडेन गार्डेन सँ सुन्नर अछि,
कोशी कातक बोन गय ।
पड़लि पार्क माँडर्न बाला छथि ,
पतिए चढ़ा रहल माला छथि,
तिरहुतनी अपना भोला लय
ताकय धतुर अकोन गय ।

# भगतालाभ

साधना - भावना
आँठी - गुद्दा
साधना क गंगा जे चललीह से -
चलिते रहलीह आ-
बिनु घूरल सागर मे समा गेलीह!
ई छल, भगीरथ प्रयास ।
हा! हन्त!
साधना क सेहन्ता क ई अंत!
रहि गेल भावना क जऽल
जे नहिऍ जा सकऽल ।
भरल रहल ओ आलय सँ सागर धरि,
सिनेहक भंगिमा पर एक बेर धूरऽ लेल,
सुअवसर पावि घूरल,
आ तहिया सँ -
गंगा लाल की हेतैक ककरो !
भऽ गेलनि गंगे कें -
भगतालाभ अर्थात् विद्यापति लाभ !

# सिया सँ रामक परतर

मानै छी सुनियौ रघुवंशी पुरूष अहाँ बेजोड़ औ,
हमरा सिया सखी लग लेकिन लागै छी किछु थोड़ औ ।
अपने कें जन्मौलनि माता, सीता हमर सहज संजाता,
कतबो सुन्नर श्याम मुँदा छी, कतबो गुनगर राम मुँदा छी,
अपने नीलाकाश जानकी, लाली पसरल भोर औ ।
मादक दृष्टि कमल दल लोचन मुँस्की कामदेव मदमोचन,
नशा बनल चढ़ि रहल नेह अछि, बिसरल छी हम कतऽ देह अछि,
मुँदा सियाक दिव्य दर्शन मे अमृते केर बोर औ ।
धनुषा तोड़ल पाबि जुआनी, तहिये सँ छी नामी गामी,
बाउ अधिक जुनि बनू गुमानी ताहि धनुखा केर सुनु पिहानी
तकरा बाल्यावस्थे मे ई उठा लेलनि कऽ कोर औ ।
उच्च विचार आचरण सादा, सदिखन संयोगल मरयादा,
आइ कतऽ रहि गेल बपौटी, पिछरल चरण करीनक पौटी

फलक साधिका सीता हम्मर अपने फूलक चोर औ ।
हमरा सिया ........................

# गौरी बनलि जोगिनियाँ

रूसल पिआक गौरी बनलि जोगिनिया,
पुनि हर बरब बनव कनियाँ ।
सती विरह शिव मरूघट सेवल,
कयल भस्म अन्वेषण केवल,
बनि - बनि लावण्यक नोनिया ।
पर्ण सलिल खासो पुनि त्यागलि,
युग-युग पिय तप मे लय लागलि
भागलि योगेशक निनियाँ ।
पुरबिल प्रीत रहल नहिं झॉपल,
भेल प्रतीति सकल तन कॉपल,
बहल नैन प्रेमक पनियाँ ।
गौलक स्वर्ग तलातल नॉचल
उमा अमिय महिमा नम बाँचल,
जय हे कैलाशक रनियाँ ।

# काली रूप वर्णन

माएक चरण कमल लाले लाल गय,
भाल अढ़ूल फूल आँचर पर,
उड़ियौलक परिमल लाले लाल गय ।
श्यामल तन झाॅपल झोंटक बिच,
बिहुंसल अधर विमल लाले लाल गय ।
लाले रंग लाल खप्पड़ अछि,
वरदायक करतल लाले लाल गय ।
दया द्रवित विगलित छाती पर,
मुंडमाल लटकल लाले लाल गय ।
उरसुमेरू उमड़लि पयस्विनी,
चुरूअक खून चुअल लाले लाल गय ।
ममतामय मन भयदायक तन,
भद्रकालिका नाम् कमाल गय ।

# चलि अबियौ पटना सँ गाम

बी. ए. कैये लेलहुँ
एम. ए. ओ कऽए लिअ
नहि लिअ नौकरीक नाम
प्रियतम औऽऽऽ चलि आबि पटना सँ गाम

हमरा नहि चाही घरवैया नोकरिहारा
सिलिक नहि चाही नहि सोनक सिक्कड़ि गारा
करबे एक्के संझे बरू टुटली मरैयामे
दू नमरी धंधा हराम ।

अहाँ घास काटब, हम चूल्हि कें पजाड़ि लेब,
अहाँ हऽर लादब हम घऽर कें सम्हारि लेब,
हऽम आड़ि ठाढ़ि सजल रोहिणी नक्षत्र जकाँ
अहाँ हमर खेतक बलराम ।

रहतै ने रौदी ई आर्द्रा बरसि जेतै
पनि एतै परती ओ निश्चय कदबा हेतै
अहाँ धान रोपब ठेहूनिया दऽ दोहरि मे
जलखै मे गाड़ब हम आम ।

थाकल झमारल घुरि आयब मुँन्हारि साँझ
पाटी ओछायब हम हँसिते दुआरि माँझ
लक्ष्मी बनि तड़वा हम रगरब हे नारायण
घऽर हम बैकुण्ठी धाम ।

धन्य - धन्य मेहनतिक गंगा जे बहबै छथि,
अपने पसीना सँ धरती कें नहबे छथि,
खटि रहला भूखल पेयासे देहाते मे

हुनका दिय बिअनु विराम ।

श्रमक कोन मानि? जतऽ बुद्धिक विलास छै,
पेरा दलाल गाल श्रमक पेट घास छै,
दिल्ली कलकत्ता आ बम्बई केर बात की ?
छोटो शहर बदनाम ।

घूसखोर मच्छड़ उड़ीस जकॉ जीवै छै
शोणित तऽ ओ - अवशिष्ट पीवै छै
हड्डी सुखायल अछि तैयो ओ अधिकारी
खगले केर तीड़ै छै चाम ।

## पहुना

हमरो नेने चलियौ, अहाँ अपन गेह पहुना ।
हमहूँ कऽ नेने छी, अहाँ सऽ सिनेह पहुना ।
अपने कें चाही वैदेही
हम सम देह एक ओ देही
हमरो तात बनल छथि देखू ने विदेह पहुना ।
हमरो ....................

शून्य गगन केर श्याम घटा छी,
मरू पर उमड़ल दिव्य छटा छी,
मधुरी मुँस्की लागै विजुकी क रेह पहुना ।
हमरो ....................

सभक जीवनक एक प्राण छी,
सगरो गगनक एक चान छी,
हहरै छाती जहिना सागरक रेह पहुना,
हमरो ....................

हँसि हँसि अहाँ सँ नयन जुड़यलहुँ,
चलऽ काल हा ! ई की कयलहुँ
दशा कतऽ अछि मोन कतऽ ई देह पहुना
हमरो ....................

# बेटी बनलि पहाड़

गेलै कतऽ विवेक विचार
भेलै केहेन लोकाचार
हाथक फुलडाली सन बेटी बनलै
माथे परक पहाड़ ।

प्राणो सँ जे अधिक पियरगरि,
पोसलि गेली अंक मे भरि - भरि ।
काल्हुक ई दुलरैतिन बेटी,
आइ घैल बनि लागलि घेंटी ।
आगाॅ भोगक पोरवरि पाछाॅ अपमानेक इनार ।

बेटी अहाँ बेटों सँ बढ़िकऽ,
अयलहुँ उड़नखटोला चढ़िकऽ
अपने तों लक्षमिनियाँ देवी,
बापक मुँदा सुन्न छह जेवी ।
हे देखू हरि गरूड़ त्यागि कऽ मांगि रहै छथि कार ।
कम्मे दामे भीठ बुड़यलहुँ
सोना पैंतीस ग्राम पुड़यलहुँ ।
ब्याह रातिक खर्चा चाही,
बरियाती औता दस गाही ।
बाहर भीतर बल्ब जड़ै अछि माँझे ठाम अन्हार ।
मंगलनि दशरथ एक पाइ नहि,
बजला किछु रामो जमाइ नहि ।
श्री कृष्णक तऽ लव मैरेज छल,
हिस्ट्री हमर केहेन सुन्नर भल ।
मुँदा आइ वृष भानु जनक कऽ रहला हाहाकार ।
बेटा बनलै बेबस बकरा,
बापे कंठ पकड़लनि तकरा ।

जीवन जब्बह भेल मनुक्खक,
मानवता रहतै ककरा लग ।
घऽर घऽर मे बूचरखाना गामे गाम बजार ।

# हमर जिनगी

बिनु घनश्यामक बेकार हमर जिनगी,
धिक - धिक जुआनी धिक्कार हमर जिनगी ।
मेवा सड़ि जाऊ, फऽल फूलो सभ उसरि जाउ,
मधुवन जड़ि जाउ नन्द राजभवन पजड़ि जाउ,
सूखल जमुनियाक धार हमर जिनगी ।
धिक - धिक जुआनी धिक्कार हमर जिनगी ।
भृकुटी पर क्रोध रहेँ हृदय मे भरल सिनेह,
मक्खन मन अर्पित अछि नोक - झोंक दही देह,
ककरा सँ करतै तकरार हमर जिनगी ।
धिक - धिक जुआनी धिक्कार हमर जिनगी ।
चोटी मे कस्तूरी एड़ी केसर कुमकुम
मलि मलि कऽ बौसथि ओ, हम तँ रूसलि गुमसुम
कतऽ एहेन पेतै दुलार हमर जिनगी ।
धिक - धिक जुआनी धिक्कार हमर जिनगी ।
आगि जकाँ दागि रहल चन्द्रमुँखी केर उपाधि
सोना सन देह हमर भस्म करब जोगसाधि
पड़ल गोर्वधन पहाड़ हमर जिनगी ।
धिक - धिक जुआनी धिक्कार हमर जिनगी ।
भवसागर घाटपरक ज्ञानी घटवार कृष्ण
कर्मक पुरान नाव धर्मक पतवार कृष्ण
प्रेमी बिनु केँ करतै पार हमर जिनगी ।
धिक - धिक जुआनी धिक्कार हमर जिनगी ।

